WWW.VIDEHA.CO.IN

# Videha 375

𑒫𑒱𑒠𑒹𑒯 𑓓𑓗𑓕 𑒧 𑒁𑓀𑒏 𑓐𑓑 𑒁𑒑𑒮𑓂𑒞 𑓒𑓐𑓒𑓓 (𑒫𑒩𑓂𑒭 𑓑𑓖 𑒧𑒰𑒮 𑓑𑓘𑓘 𑒁𑓀𑒏 𑓓𑓗𑓕)
𑒫𑒱𑒠𑒹𑒯 𑒁𑓀𑒏 𑓓𑓗𑓕 (𑓗𑓕 *𑓕)-𑓐𑓑 𑒁𑒑𑒮𑓂𑒞 𑓒𑓐𑓒𑓓

---

विदेह ३७५ म अंक ०१ अगस्त २०२३ (वर्ष १६ मास १८८ अंक ३७५)
विदेह अंक ३७५ (७५ *५)-०१ अगस्त २०२३

WWW.VIDEHA.CO.IN

VIDEHA 375

VIDEHA 375



VIDEHA 375



VIDEHA 375

WWW.VIDEHA.CO.IN

WWW.VIDEHA.CO.IN

ISSN 2229-547X VIDEHA

# विदेह ३१७ म अंक ०१ अगस्त २०२३ (वर्ष १६ मास १८८ अंक ३१७)

[विदेह (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) www.videha.co.in ]



## विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्



## विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका

सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर।

(c) २०००- २०२३. सर्वाधिकार सुरक्षित। भालसरिक गाछ जे सन २००० सँ याहूसिटीजपर छल http://www.geocities.com/.../bhalsarik_gachh.html , http://www.geocities.com/ggajendra आदि लिंकपर आ अखनो ५ जुलाइ २००४ क पोस्ट http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html केर रूपमे इन्टरनेटपर मैथिलीक प्राचीनतम उपस्थितक रूपमे विद्यमान अछि *(किछु दिन लेल http://videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर, स्रोत* wayback machine of *https://web.archive.org/web/*/videha 258 capture(s) from 2004 to 2016- http://videha.com/ भालसरिक गाछ-प्रथम मैथिली ब्लॉग / मैथिली ब्लॉगक एग्रीगेटर)।*

ई मैथिलीक पहिल इंटरनेट पत्रिका थिक जकर नाम बादमे १ जनवरी २००८ सँ 'विदेह' पड़लै। इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि, जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि।

(c)२०००- २०२३. विदेह: प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004). सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर। Editor: Gajendra Thakur. In respect of materials e-published in Videha, the Editor, Videha holds the right to create the web archives/ theme-based web archives, right to translate/ transliterate those archives and create translated/ transliterated web-archives; and the right to e-publish/ print-publish all these archives. रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना/ संग्रह (संपूर्ण उत्तरदायित्व रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता मध्य) editorial.staff.videha@gmail.com कैं मेल अटैचमेण्टक रूपमँ पठा सकैत छथि, संगमे ओ अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो सेहो पठाबथि। एतऽ प्रकाशित रचना/ संग्रह सभक कॉपीराइट रचनाकार/ संग्रहकर्त्ताक लगमे छन्हि आ जतऽ रचनाकार/ संग्रहकर्त्ताक नाम नै अछि ततऽ ई संपादकाधीन अछि। सम्पादक: विदेह ई-प्रकाशित रचनाक वेब-आर्काइव/ थीम-आधारित वेब-आर्काइवक निर्माणक अधिकार, ई सभ आर्काइवक अनुवाद आ लिप्यंतरण आ ओकर वेब-आर्काइवक निर्माणक अधिकार; आ ई सभ आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार रखैत छथि। ई सभ लेल कोनो रॉयल्टी/ पारिश्रमिकक प्रावधान नै छै, से रॉयल्टी/ पारिश्रमिकक इच्छुक रचनाकार/ संग्रहकर्त्ता विदेहसँ नै जुड़थु। विदेह ई पत्रिकाक मासमे दू टा अंक निकलैत अछि जे मासक ०१ आ १५ तिथिकँ www.videha.co.in पर ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

Videha eJournal (link www.videha.co.in) is a multidisciplinary online journal dedicated to the promotion and preservation of the Maithili language, literature and culture. It is a platform for scholars, researchers, writers and poets to publish their works and share their knowledge about Maithili language, literature, and culture. The journal is published online to promote and preserve Maithili language and culture. The journal publishes articles, research papers, book reviews, and poetry in Maithili and English languages. It also features translations of literary works from other languages into Maithili. It is a peer-reviewed journal, which means that articles and papers are reviewed by experts in the field before they are accepted for publication.

**Font/ Keyboard Source**: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/
These are print-on-demand books, send your queries to editorial.staff.videha@gmail.com. The eBooks of some of these are available for sale on Google Play [(c) Preeti Thakur, sales.videha@gmail.com], send your queries to sales.videha@gmail.com. The contents and documents e-published by Videha (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) are periodically being checked for accessibility issues. People with disabilities should not have difficulty accessing these contents/ documents.

Videha e-Journal: Issue No. 375 at www.videha.co.in

समानान्तर परम्पराक विद्यापति- *चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा*

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

**अक्खर खम्भा (आखर खाम्ह)**

तिहुअन खेत्तहि काञि तसु कित्तिवल्लि पसरेइ। अक्खर खम्भारम्भ जउ मञ्चो बन्धि न देइ॥ ***(कीर्तिलता प्रथमः पल्लवः पहिल दोहा।)***

माने आखर रूपी खाम्ह निर्माण कऽ ओइपर (*गद्य-पद्य रूपी*) मंच जँ नै बान्हल जाय तँ ऐ त्रिभुवनरूपी क्षेत्रमे ओकर कीर्तिरूपी लत्ती केना पसरत।

शुक्ल यजुर्वेद (२६.२)-यथेमां वाचं कल्याणीमावदानि जनेभ्यः। ब्रह्मराजन्याभ्यां शूद्राय चार्याय च स्वाय चारणाय च।।हम सभ गोटेकें ई पवित्र वाणी (वेदवाणी) सुनाबी। ब्राह्मणकें, क्षत्रियकें, शूद्रकें आ आर्यकें; अपन लोककें आ अपरिचितकें सेहो (माने सभकें)। मुदा ऐ वेदवाक्यक विपरीत मनुस्मृति वेदवाणीक अध्ययन/ श्रवणकें समाजक किछु गोटे लेल निषेध करऽ चाहलक, मुदा स्मृति सेहो वेदवाक्यकें प्रमाण मानैत अछि (शब्द प्रमाण) तें तकर विरुद्ध देल ओकर निर्देश स्वयं अमान्य भऽ जाइत अछि।

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant. -Robert Louis Stevenson

-----------------------------------

Videha: Maithili Literature Movement

ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्ति:

ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्ति:

## अनुक्रम

### ऐ अंकमे अछि:-

२.३.परमानन्द लाल कर्ण- गीता माहात्म्य (आगाँ)

२.४.सुभाष कुमार राय 'वटोही'-मंगरौना (ऐतिहासिक उपन्यास)-(चौदहम खण्ड)

२.५.कुमार मनोज कश्यप-अपूर्व स्वाद

२.६.आचार्य रामानन्द मण्डल-वाल्मीकि रामायण आ रामचरितमानस क तुलनात्मक अध्ययन

२.७.लालदेव कामत-लालदेव कामत- आंचलिक उपन्यास "हाट" माद/ सर्वश्री राजकिशोर मिश्र जीक - स्मृती/ एक अध्याय पथक पथिक - स्वर्णिमा सनानी/ जल अछि जा' धनि, जिनगी ता' धनि! / प्रक्रियाधीन सामाजिक परिवर्तन'क स्वर

२.८.लालदेव कामत- राति विसा! (बीहनि कथा)/ जरुर भायब, गरुर कायब! (लघुकथा)

२.९.डॉ कैलाश कुमार मिश्र- सराक कुसुम कामिनी/ ककरा क दुसत

## ३.४.आचार्य नामानंद मंडल- चीनदुनश/ सावन म नानी



ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्तिः पृथ्वी शान्तिराप: शान्तिरोषधय: शान्ति वनस्पतय: शान्तिर्विश्वे देवा: शान्तिर्ब्रह्म

ওঁ দ্যৌ: শান্তিৰন্তৰিক্ষ Ẇ শান্তিঃ পৃথ্বী শান্তিৰাপ: শান্তিৰোষধয়: শান্তি রনস্পতয়: শান্তির্রিশ্বে দেরা: শান্তির্ব্রঁহ্ম

ब्रह्मणसँ प्रार्थना जे द्युलोकमे, अंतरिक्षमे, पृथ्वीपर, जलमे, औषधमे, वनस्पतिमे, विश्वमे, सभ देवतागणमे आ ब्रह्ममे शांति हुअय।

ॐ-ब्रह्मण, द्यौ-सूर्य-तरेगण, अंतरिक्ष- पृथ्वी आ द्यूलोकक बीच, आप:- जल, विश्वेदेवा- सभ देवता, ब्रह्म- सर्जक।

ব্রঁহ্মণসঁ প্ৰাৰ্থনা জে দ্যুলোকমে, অংতৰিক্ষমে, পৃথ্বীপৰ, জলমে, ঔষধমে, রনস্পতিমে, রিশ্বমে, সভ দেরতাগণমে আ ব্রঁহ্মমে শাঁতি

দ্যাখয়।

ওঁ-ব্রহ্মণ, দ্যৌ-সূর্য-তৰেগণ, অংতৰিক্ষ- পৃথ্বী আ দ্যুলোকক বীচ, আপ:-জল, বিশ্বেদেবা- সভ দেবতা, ব্রহ্ম- সর্জক।

ꣳ

ॐ, स॒हस्र॑शीर्षा॒ पुरु॑षः। स॒ह॒स्रा॒क्षः स॒हस्र॑पात्।

ওঁ, স↓হস্রা↑শীর্ষা↓ পুরু↑ষঃ। স↓হ↓স্রা↓ক্ষঃ স↓হস্রা↑পাৎ।

स भूमिं ग्वंग वि॒श्वतों वृ॒त्वा। अत्यंतिष्ठद् दशाङ्गु॒लम्॥

স ভূমিং↑ W বি↓শ্বতো↑ বৃ↓ত্বা। অত্যা↑তিষ্ঠদ্ দশাঙ্গু↓লম্॥

हजार माथ, हजार आँखि, हजार पएर संग विश्वकेँ आच्छादित केने अछि, दस आंगुरक गनतीक वशमे नै अछि ओ।


ॐ स॒हस्र॑शीर्षा॒ पुरु॑षः सहस्रा॒क्षः
स॒हस्र॑पात् ॥ सभूमि॑ꣳस॒र्व्वतस्पृ॒त्वा
त्यतिष्ठद्दशाङ्गु॒लम् ॥

प॒द्भ्याग्ँ॑ शू॒द्रो अ॑जायत॥

প↓দ্ভ্যাগ্ঁ↑ শূ↓দ্রো অ↑জায়ত॥

पएरसँ शूद्रक उत्पत्ति भेल॥

प॒द्भ्यां भूमि॒र्दिशः॒ श्रोत्राँत्।

প↓দ্ভ্যাঁ ভূমি↓র্দিশঃ↓ শ্রোত্রা↑↑৲।

मुदा पएरेसँ भूमियोक उत्पत्ति।

❀ (White Florette- innocence and purity)

☸ (Wheel of Dharma)

卐 (Swastik)

꣼ (सिद्धिरस्तु, सिद्धम সিদ্ধিৰস্তু, সিদ্ধম Devanagari Anji)

Ẇ (Gwang ग्वंग- two small circles connected by u and a dot placed over it, used in reference of Vedic texts)

𑓆 (Tirhuta Anji, Ankush of Ganeshji, placed at the beginning of something)

𑓆

## १.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

### मैथिलीक पहिल पद्य उपन्यास- बतरान

रामेश्वर प्रसाद मण्डल लऽ कऽ आयल छथि मैथिलीक पहिल पद्य उपन्यास 'बतरान'। ओना तँ खण्डकाव्य आदिम सेहो औपन्यासिकता नहि छै, मुदा ई अखन धरि मैथिलीमे ऐतिहासिक वा महाकाव्य आधारित मात्र रहल अछि।

रंगपुरक जगु आ राशनी कर खिस्सा अछि ई पद्य-उपन्यास। दुनू पढ़ल नहि छला, माय-बाबूक सेवा करै छला। माटिक भीत, माटिक खाम्ह, माटियेक दुआर। बाँसक छड़, बाँसक खिड़की, तिलै काठक आ बाँसक ठाठ। सुन्दर घर।

आ माता-पिताक मृत्यु, मुदा सम्हरल जागु। खेती तर-तरकारीक, माछक बपार।

पहिल बच्चा बौआ 'चन्द प्रकाश'। दोसर बच्चा भेल लड़की 'बच्चा', स्त्रीगणक मुँ बिधुआ गेल मुदा जगु कहलनि- बेटाकेँ स्कूल भेजै छी आ बेटीसँ बकरी चरबै छी, से मांगु मारी। आ ओकर छोड़ियानीयन जगु बासमती चाउर गमगमा दलहि।

हुन माछक बानि हेलहि, पंच सरल बानसँ मीलि गेल। जगु बमान हेला, गरीबीसँ उबार गेला। बाहर निकलला, किस्मत अजमला। गुलाठी गेला, चुठी पैक्रीमे नाकरी रहा गेलनि, मित्र पासक मांग

छल उागऽ, स नीक नम्बनम यास छलाह।

हुन नाशनीक जौंआँ वच्चा 'हन' आ 'निलेश'।

नंगयून गामक हूसनी मउन जगु कँ जमीन वढवैल कहलखिन्ह, यढाऽऽम अनन याऽऽ दुनि नै कनवाक सलाह दलखिन्ह। मूदा गाँधी वावाक कहल कना जगु। अऊन वटीक गहना थिक। वच्चा आ नद स्नातक कलकाह्वि। वच्चाक विवाह हला। नूसल जमायकँ साऽऽकिला दलह्वि, दुटा घन आ शौचालया वनवा दलह्वि।

नद प्रकाश सूझकी कम्यनी आ दन कूमान टाटा कम्यनीम नाकनी यकउलकह्वि। दुनूक ओक्का मउवायन विवाह सम्यन्न हला।

हुन निलेश कूमान वी.टी.उा. वनि शला।

आ उाइन हूसनी मउनक वटा नशवाज वनि शल, दिल्ली यउा शल आ नथासँ विवाह कऽ ललका। हूसनी जगु लग कनै ओला।

नाशनीक मान खनाय हऽ शला। मूदा वटा-यूताहु सह याँच लाखक मदति कलह्वि। याँच लाखक कर्जा चढि शलह्वि, घन वहकीयन नाखऽ यउलह्वि। आ हुन नाकनीसँ जगुक अवकाश हऽ शलह्वि। न नाकनी, आ न घन। स वटा यूताहु कथील नहलाह्वि।

मदा हुनसँ दुनु यनानी अयन काज आगाँ वढलह्वि। जगु खनी शुनु कलह्वि, आ नाशनी का0क जपा वललह्वि। नदक यत्नी नीथा कूमानी मूदा शीलवती-शुणवती। ओइन जगुक हुन निधाना नाम हलह्वि, लाटन

अपन मालिक जगुकेँ खून देलन्हि, लाटन कहलक जे हुनक सभक कृपासँ ओ गिरआक महन्थ बनलक आ दरोगा। पनीओ पास कलक। एम्हर हुनक कम्पनी छुटि गेलै, घूस लेल निलंब सस्पेन्ड भऽ गेल। सभ बेटक अंगना घूसि गेल। जगु पुन बमान भऽ गेल।

एम्हर पंचनक चिट्ठी एलै, जगुकेँ सालहु लाख टाका भेटलै। पुन सभ बच्चा लल जगु पैरवी कलक, टाका देलक, निलंब पुन बी.डी.ओ. बनि गेल, हुनकेँ पुन नाकरी लागि गेल।

जगुकेँ संगी नघू मण्डल मान पठलन्हि, मुदा नघूक बेटा कहलखिन्ह जे ओ हुनका वृद्धाश्रम पठा देलन्हि। जगु नघूक वृद्धाश्रमसँ घूना कऽ लऽ अनलन्हि।

आ पुन नघू बनलन्हि नाभनी सदाव्रत अस्पताल, नंगपुर। गरीब-लाचारक मुफ्त इलाज।

नंगलाल मटनक अत्याचारक खिलाप पंचैती। पुन बहुमानी। मुदा जगु एक लाख रूपैया दऽ धूर्त नंगलालसँ सभनाकेँ बचेलन्हि।

पुन जगु मिथिल स्कूल बनवलन्हि 'जगु जनता मिथिल स्कूल, नंगपुर'। आ ओकरम छल मनोरंजन निराग। आ जना ब्यासजी लेखक रहिगा अपन नचना महाराजानाम प्रवेश करै छथि गदिना नामशून प्रसाद मण्डल जे पद्य-उपन्यासम अबै छथि, ओ छथि तायनछान जे मनोरंजन निरागक। पुन सदाव्रत आश्रम खुजल।

आब जगुक धियान बेटी बद्यापन जाइ छन्हि। बेटी जमाय निःसन्तान

𑒩𑒯𑒢𑒱, 𑒠𑒳𑒢𑒴𑒏𑒹𑒿 𑒥𑒖𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱। 𑒁𑒣𑒢 𑒁𑒮𑓂𑒣𑒞𑒰𑒪𑒧𑒹 𑒦𑒩𑓂𑒞𑒲 𑒦𑒹𑒪 𑒥𑒔𑓂𑒔𑒰, 𑒧𑒰𑒮𑒏 𑒥𑒰𑒠 𑒣𑒢𑒱𑒒𑒰𑒧। 𑒍 𑒑𑒩𑓂𑒦𑒫𑒞𑒲 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪। 𑒯𑒳𑒢 𑒥𑒲𑒔𑒧𑒹 𑒕𑒟𑒱 𑒣𑒰𑒥𑒢𑒱𑒏 𑒔𑒩𑓂𑒔𑒰, 𑒧𑒡𑒳𑒥𑒢𑒲 𑒣𑒹𑓀𑒙𑒱𑓀𑒑𑒏 𑒃𑒞𑒱𑒯𑒰𑒮।

𑒍 𑒕𑒼𑒛𑓃𑒱 𑒒𑒰𑒙𑒣𑒢 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒕𑒾𑒛𑓃𑒲𑒏𑒹𑒿 𑒠𑒰𑒿𑒞𑒲 𑒪𑒑𑒪𑒻। 𑒩𑒼𑒬𑒢𑒲 𑒁𑒮𑓂𑒣𑒞𑒰𑒪, 𑒩𑓀𑒑𑒣𑒴𑒩𑒧𑒹 𑒍 𑒦𑒩𑓂𑒞𑒲 𑒦𑒹𑒪, 𑒋𑒢𑒲𑒧𑒱𑒨𑒰 𑒕𑒪𑒻। 𑒢𑒱𑒪𑒹𑒬𑒏 𑒥𑓂𑒪𑒛𑒑𑓂𑒩𑒳𑒣 𑒧𑒱𑒪𑒪𑒻। 𑒍 𑒏𑒯𑒪𑒢𑒱 𑒖𑒑𑒳- 𑒢𑒱𑒪𑒹𑒬 𑒥𑒾𑒂/ 𑒂𑒑𑒰𑒿𑒏 𑒡𑒩𑓂𑒧 𑒥𑒢𑒰𑒥𑒯। 𑒍 𑒢𑒱𑒪𑒹𑒬 𑒥𑒲.𑒛𑒲.𑒍. 𑒏 𑒩𑒼𑒂𑒥 𑒥𑒱𑒮𑒩𑒱 𑒐𑒴𑒢 𑒠𑒹𑒪𑒏, 𑒖𑒰𑒢 𑒥𑒔𑒪𑒏।

𑒄 𑒅𑒣𑒢𑓂𑒨𑒰𑒮 𑒣𑒘𑓂𑒔𑒧 𑒁𑒕𑒱 𑒞𑒿 𑒄 𑒁𑒕𑒱 𑒣𑒘𑓂𑒔 𑒅𑒣𑒢𑓂𑒨𑒰𑒮। 𑒄 𑒅𑒣𑒢𑓂𑒨𑒰𑒮 𑒫𑓂𑒨𑒰𑒮 𑒮𑒢 𑒁𑒣𑒢 𑒧𑒯𑒰𑒩𑒰𑒖𑒢𑒰𑒧 𑒏𑒢𑒱𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒫𑒹𑒬 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱 𑒂 𑒮𑓀𑒠𑒹𑒬 𑒠𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱 𑒖𑒹 𑒁𑒣𑒢 𑒐𑒱𑒮𑓂𑒮𑒰𑒮𑒿 𑒣𑒵𑒟𑒏 𑒦𑓄 𑒪𑒹𑒐𑒏 𑒩𑒯𑒱𑒨 𑒢𑒹 𑒮𑒏𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱।

-Gajendra Thakur, editor, Videha (be part of Videha www.videha.co.in -send your WhatsApp no to +919560960721 so that it can be added to the Videha WhatsApp Broadcast List.)

𑒁𑒣𑒢 𑒧𑓀𑒞𑒫𑓂𑒨 editorial.staff.videha@gmail.com 𑒣𑒩 𑒣𑒚𑒰𑒅।

## १.२.अंक ३१४ पर टिप्पणी

**कल्पना झा, पटना**

विदेहक नवका अंक पढ़लहुँ।

"रामेश्वरम लिंग स्थापना" शीर्षक आलेख मे सामाजिक चिंतक आचार्य रामानंद मंडल जी द्वारा

वाल्मीकि रामायण मे शिव लिंग स्थापना आ रामचरितमानस मे लिंग स्थापना वर्णन मे मतभिन्नताक चर्चा नीक लागल।

डॉ दीपेश कुमार ठाकुरक "मिथिलाक इतिहासक वैज्ञानिक अध्ययन एवं तकर समीक्षात्मक विश्लेषण" शीर्षक सँ शोध पत्र पढ़लहुँ, नीक

लागल। ज्ञानवर्धक शोधपत्र छनि,निस्संदेह। मुदा शीर्षक देखि,ओहि सँ नीक शोध पत्रक आस मे पढ़ब शुरू कएने छलहुँ।

प्रोफेसर नाइजल गैरान कएल गेल शोध पत्र मे, मुगल शासन आ महेश ठाकुर,जॉर्ज ग्रियर्सन आ मैथिली भाषा,मिथिलासँ बौद्धिक पलायन,स्वतंत्रता आंदोलनमे मिथिलाक योगदान,दहेज प्रथा,मिथिलाक विशिष्ट व्यंजन माछ,मैथिली भाषा आ मिथिलाक सन महत्वपूर्ण विषय पर लिखलनि अछि लेखक।

किछु नव जनतब सेहो भेटल। जेना साओन मासक कृष्ण पक्ष प्रतिपदा सँ मिथिला पंचांगक प्रारम्भ किएक होइत अछि,ओहि बात सँ हम अनभिज्ञ छलहुँ,जे ओहि शोध पत्र सँ बुझलहुँ। देखल जाए,"भारतमे शक संवत्,विक्रम संवत् आ हिजरी सनक चलनसारि तँ अछिए मुदा विशाल भारत देशमे नववर्षक लेल भिन्न-भिन्न तिथि अछि। मिथिलाक पंचांगक अनुसार सालक प्रथम दिन अछि साओन मासक कृष्ण पक्षक प्रतिपदा। एकर कारण अछि मुगल सल्तनत शासन बादशाह अकबर द्वारा महेश ठाकुर के मिथिलाक कर-प्रशासन साओन मासमे देल गेल रहैक। एकर ऐतिहासिकता केँ दर्शबैत लेखक कहैत छथि जे भनहि अनजानहिमे, मिथिला-पंचांगक संबंध पैगंबर मोहम्मदक मक्कासँ मदीना जएबाक साल आ अकबर के राज्यारोहणक साल सँ जुड़ल अछि।"

छोट मुह,पैघ बात क' रहल छी,मुदा जे हमरा बुझाएल से कहब

आवश्यक नै! किछु किछु छूटल सन लागल हमरा। मिथिलाक इतिहास म,मिथिलाक लोककला,लोकगीत, लोकनृत्य,पावनि-तिहार,बहुत किछु संलग्न कएल जेबाक चाही छल।

कोनहु कोनहु विषय सँ हटकाय सेहो देखाएल। जेना- दहेज प्रथा वला प्रकरण म सत्यनारायण भगवानक पूजा आ छठि पूजाक चर्चा। दहेज प्रथाक प्रचलन कोना आ कहिया शुरू भेल,एकर दुष्प्रभाव समाज पर,तकर संदर्भ चर्चा नहि।

विवाह संबंधी आन समस्या,जेना बाल विवाह, बहु विवाह,विधवा विवाह किंवा मुगल काल म बालिका/स्त्रीक असुरक्षा वला स्थिति जे छलए, तकर संदर्भ चर्चा छूटल छनि।

नित नवल दिनेश कुमार मिश्र (लेखक गजेन्द्र ठाकुर) जेना मे बाढ़ि सम्बन्धित पोथी पर आधारित अछि,तथापि रोचक सेहो अछि। ज्ञानवर्धक मे सहजहि।

"कृषि एखन उद्यम अछि जकर राजगारक अधिकतम संभावना अछि। मुदा जँ कोना तकरा खेती-बाड़ी ठीक भ' जाय मुदा कतेको लोक जमीनसँ हटि जायत आ हुनकर छतयन रोटी कनक कम भ' जायत।" यदि लागुक ह' गेलहुँ। भगवान करथि,एखन दिन आबए।

नित नवल सुशील (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)पढ़ब शुरू कएलहुँ, मुदा खाएब

पीअब छाति पुना पढ़िए क' उठलहुँ।

अगिला अंकक प्रतीक्षा रहत।

ध्यान पंकज झा पराशर क step by step देखाब करब सेहो नाचक

सहस्रबाढ़नि फिनिश कलहुँ दू दिन पहिनहि।

नीक लागल।

**लक्ष्मण झा 'सागर'**

विदेहक ३७५ अंक। र गुण ना हरिश्चित! माधव कत गान करब बताऊ?

**मित्रनाथ झा**

प्रियवर ठाकुरजी,सविनय नमस्कार। हम मित्रनाथ, दरिभङ्गासँ। अपने मिथिला,मैथिल आ मैथिलीक समग्र विकास,विशेषतः भाषा-साहित्यक लेल जाहि रूप सँ दत्तचित्त भऽ कऽ विगत कताक दशाब्द सँ समर्पण-भाव सँ बहुमूल्य कार्य करैत रहलहुँ अछि,ओ हमरा दृष्टिएँ श्लाघनीय तँ अछिए, चिरस्मरणीय टा नहि,अविस्मरणीय अछि। हमरा बहुत पहिने एक बेर बहुत काल धरि अपनेक सान्निध्यक सौभाग्य प्राप्त भेल छल। अपनेक मातृभाषाक प्रति एहि प्रकारक उत्कटनीय समर्पण देखिकँ कान गरहुँ अभिभूत छी,तकर समुचित अभिव्यक्तिक लेल गरुण अपनाकँ शब्दहीन पाबि रहल छी। माँ शारदा सँ प्रार्थना करैत छिऐन्हि जे अपनेक लेखनीकँ उत्पादन आर अधिक गतिशीलता प्रदान

𑒏𑒋𑒢𑒹 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲𑒏 𑒁𑒩𑓂𑒖𑒳𑒢-𑒖𑒑𑒞𑒏 '𑒃𑒞𑒱𑒯𑒰𑒮-𑒣𑒳𑒩𑒳𑒭 '𑒏 𑒩𑒴𑒣 𑒧 𑒮𑒳𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱𑒭𑓂𑒚𑒱𑒞 𑒏𑒋𑒢𑒹 𑒩𑒯𑒟𑒱। 𑒁𑒮𑒲𑒧 𑒮𑓂𑒢𑒹𑒯 𑒂 𑒁𑒬𑒹𑒭 𑒬𑒳𑒦𑒏𑒰𑒧𑒢𑒰𑒏 𑒮𑒓𑓂𑒑,𑒧𑒱𑒞𑓂𑒩𑒢𑒰𑒟, 𑒠𑒩𑒦𑒓𑓂𑒑𑒰।

𑒁𑒣𑒢 𑒧𑓀𑒞𑒫𑓂𑒨 editorial.staff.videha@gmail.com 𑒣𑒩 𑒣𑒚𑒰𑒅।

## २.गद्य खण्ड

२.१.साक्षात्कार: रामानन्द झा सँ उमेश मण्डल द्वारा

२.२.साक्षात्कार: कमला चौधरी सँ उमेश मण्डल द्वारा

२.३.रामानन्द लाल कर्ण- गीता माहात्म्य (आगाँ)

२.४.संतोष कुमार राय 'बटोही'-मंगरौना (धारावाहिक उपन्यास)-(चौदहम खण्ड)

२.५.कुमार मनोज कश्यप-अपूर्व स्वाद

२.६.आचार्य रामानन्द मण्डल-वाल्मीकि रामायण आ रामचरितमानस क तुलनात्मक अध्ययन

२.७.लालदेव कामत-लालदेव कामत- आंचलिक उपन्यास "हाट" माद/ सर्वश्री राजकिशोर मिश्र जीक - टमी/ एक अध्याय पथक पथिक - स्वर्णप्रभा सनानी/ जल अछि जा' धरि, जिनगी ता' धरि!/ प्रक्रियाधीन सामाजिक परिवर्तन'क स्वर

२.८.लालदेव कामत- नारक विम्ब! (वीहनि कथा)/ जरून रायव, गरून कारव! (लघुकथा)

२.९.डॉ कैलाश कुमार मिश्र- सनाक कुसुम कामिनी/ ककना क दुसरा

२.१०.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खण्ड-२४)

२.११.नन्द विलास राय-जाबी

२.१२.जगदीश प्रसाद मण्डल- सुचिता (धारावाहिक उपन्यास)

२.१३.जगदीश प्रसाद मण्डल-धूनरुन्ना लोक(लघुकथा)

२.१४.रवीन्द्र नारायण मिश्र-बदलि रहल अछि सबकिछु (उपन्यास)-

धारावाहिक

२.१७.डॉ किशन कारीगर- मैथिली लेखनक शुद्ध वर्तनी स्थिति? अवस्था कारण आ समाधान

२.१.साक्षात्कार: योगानन्द झा सँ उमेश मण्डल द्वारा

**साक्षात्कार: योगानन्द झा सँ उमेश मण्डल द्वारा**



**योगानन्द झा**

विदेह: प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) http://www.videha.co.in/ लेल श्री योगानन्द झासँ उमेश मण्डल जीक साक्षात्कार।

(1) वर्तमान मैथिली साहित्य कोन दिशामे अछि?

योगानन्द झा : वर्तमान मैथिली साहित्य निरन्तर प्रगति पथपर अछि।

(2) ओना पुनरुत्थान गँ प्रयासक लेल कहल जाइत छै मुदा मैथिलीमे पुनरुत्थान रहितो साहित्यकारक गति प्रायः रुकि जाइत छै। एना किएक?

योगानन्द झा : सर्वथा काल्पनिक अवधारणा। उदाहरणक हेतु पुरना पीढ़ीक आचार्य सुरेन्द्र झा 'सुमन', पं. चन्द्रनाथ मिश्र 'अमर', वयसक चतुर्थ प्रहरमे लेखकीय आशासँ दीक्षित श्री केदार नाथ चौधरी आ बचपनहिसँ पत्रकारिता-साहित्यकारिताक प्रतिभा सम्पन्न युगपुरुष विभूति आनन्दकेँ प्रस्तुत कयल जा सकैत छनि।

(3) वर्तमान समयमे मैथिली पत्र-पत्रिकाक की हाल अछि?

योगानन्द झा : नीक नहि, अपन अस्मिता बचएबाक हेतु बेकल।

(4) चेतना समिति एवम् अन्यान्य मैथिली संगठनमे एखनो दलित वर्गक प्रवेश नगण्य छै। एकरा अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ?

योगानन्द झा : दलित के? अर्थसम्पदासँ विपन्न साहित्यकार वा जातीय जनगणनामे तथाकथित दलित? जँ पहिल, तँ प्रकाशन-प्रचारक एहि प्रतियोगी युगमे अर्थसम्पदासँ विपन्न ब्रूपन्ना साहित्यकार सभा-समितिमे उपेक्षित रहबे करताह। जँ अपर, तँ समिति/संगठन बहुधा बाहुबली राजनीतिज्ञ लोकनिक वर्चस्वक संरक्षक होइछ जतऽ साहित्यकारिता महत्त्वपूर्ण नहि। ई मैथिलीटाक दुर्भाग्य।

(5) दरभंगा पी0 जकाँ आब सहरसा पी0 बनि रहल छै। ई मैथिलीक लेल नीक की खराप?

योगानन्द झा : नीक, किएक तँ सभ दिनसँ समानान्तर जाग्रत सहरसा पी0 एखन स्तब्ध भऽ गेल छल, आब मुखरता ग्रहण कऽ रहल अछि।

(6) अहाँक साहित्यिक यात्रामे कोन तत्त्व प्रेरक आ कोन तत्त्व बाधक रहल?

योगानन्द झा : गुरुजनक प्रोत्साहन ओ विनयक निर्देशन आ साहित्यिक

राजनीतिक दुर्गन्धमय वातावरणमे।

(7) वर्तमान साहित्यकारक मूल्यांकन अहाँ केना करए चाहब?

योगानन्द झा : हुनक रससिद्धता, वैचारिकता आ जीवन मीमांसाक सामर्थ्यसँ।

(8) अहाँक प्रिय साहित्यकारकेँ छथि?

योगानन्द झा : एकाधिक, ककर गनावी?

(9) साहित्यकारक लेखकीय विचार आ वास्तविक जीवनक विचार एक हेबाक चाही आकि अलग-अलग? जँ एक हेबाक चाही तँ 'वैद्यनाथ मिश्र यात्री'जीक वैचारिक विचलनकेँ अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ। आ जँ अलग-अलग हेबाक चाही तँ ओहन साहित्य आ साहित्यकारक मूल्य की?

योगानन्द झा : सर्वथा एक। यएह अर्थक्रान्तियनक सारस्वत साधना। यत्रायदशे याचितव्यं।

(10) मैथिल साहित्यकार बहु विधावादी होइत छथि। मुदा जँ अहाँ एक्के विधामे रहितौं तँ ओ कोन विधा होइत?

योगानन्द झा : कविता।

(11) युवासँ की आशा। ओहिम सँ क आगू जा सकै छथि।

: अनन्त विकासक। स समय निर्धारित करत।

(12) अहाँ अपन साहित्यिक यात्राक पड़ाव कतऽ आ कोन रूपेँ देखै छिऐ?

योगानन्द झा : शास्त्रीय कालजयी कृतिक निर्मिति, चाला बदलनासँ यूवी।

(13) पारिवारिक परिचय जनबाक इच्छा अछि।

योगानन्द झा : सामान्य निम्न मध्यवर्गीय कृषि आधारित परिवारमे जन्म भेल आ ओही वर्गीय वृत्तिकेँ निमाहबाक हेतु बाध्य रहलहुँ।

(14) कोन-कोन पत्रिकाक अपने सम्पादक मण्डलमे छलौं ओहिमे की सभ योगदान देने छलौं? ओहि पत्रिका सभक विषयमे जनबाक इच्छा अछि।

योगानन्द झा : 'संकल्प' वार्षिक पत्रिका। आब हमरा लग एकटा अंक उपलब्ध अछि जकर छाया-प्रति अपने सामर्थ्यसँ अवगत करा देत।

(15) अपन रचना कर्मक सम्बन्धमे विस्तारसँ बताबी। कोन कोन रचना अहाँक नजरिमे अहाँक प्रिय रचना अछि, तकरा सेहो विस्तारसँ बताबी।

योगानन्द झा : स्मृतिशेष डॉ. रामदेव झाजीक प्रोत्साहन पाबि मैथिलीमे स्नातकोत्तर, पी.एच.डी. धरिक शिक्षा ग्रहण कयल। तहिसँ पूर्व उच्चतर माध्यमिक कक्षा धरि आधुनिक भारतीय भाषाक रूपमे मैथिली पढ़ने छलहुँ आ तहि क्रममे अनुकरणात्मक रचना दिस प्रवृत्त भेल छलहुँ। परवर्ती कालमे शोधकार्य कयल, जाहीक हेतु, मूलक अतिरिक्त उपादेय रूपमे साहित्यसँ परिचय करौलक आ प्रवृत्त। अनुवाद पुनश्चर्या भेलाक बाद अनुवाद दिस प्रवृत्त भेलहुँ। तत:पर सम्पादक लोकनिक आग्रहपर सामग्री जुटबैत रहलहुँ आ लोकजगत हमरा साहित्यकारक परिचितिकेँ स्थापित करैत चल गेल। 'निज कवित्त केहि लाग न नीका'क आधार पर सभटा रचना विशेष प्रिय। ताहुमे सभसँ उत्तम रचना अछि 'किछु नूतन करी हम।'

शोध-प्रबन्धक प्रणयनक हमर सूत्रधार छलाह स्मृतिशेष बुद्धन नजकजी

ई नागरिकाक एक (एगोट) छलाह। ओ विभिन्न गामक विभिन्न जातिक लोकक ओहिठाम लs जाथि आ हुनक अन्तर्गत माध्यमे शब्द-संचयन कयल करथि।

(16) डॉ. कमला चौधरी-मैथिलीक वेश-भूषा-प्रसाधन सम्बन्धी शब्दावली २००८; डॉ योगानन्द झा- मैथिलीक यान्त्रिक जातीय व्यवसायक शब्दावली २००९ आ डॉ. ललिता झा- मैथिलीक भोजन सम्बन्धी शब्दावली २०११ मैथिलीक समानान्तर धाराक नवीनतम मैथिलीक सूक्ष्म शब्दकोष अछि जे खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक अछि। एहि दिशामे एक अहूँ छी। मात्र एतेक पोथी मैथिलीक समानान्तर धारामे अहाँक नाओं अमर करबा लेल पर्याप्त अछि। अहि पोथीक क्रममे कोन गामक कोन लोकक सबहक योगदान छन्हि, ओकर रचना विधानक सम्पूर्ण इतिहास विस्तृत रूपमे बताबी।

: शिक्षाक माध्यमक रूपमे मैथिलीक स्वीकार्यता कतेक जायज कतेक नाजायज?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.२.साक्षात्कार: कमला चौधरी सँ उमेश मण्डल द्वारा

**साक्षात्कार: कमला चौधरी सँ उमेश मण्डल द्वारा**



**कमला चौधरी**

विदेह: प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) http://www.videha.co.in/ लेल डॉ. कमला चौधरीसँ उमेश मण्डलक साक्षात्कार।

(1) वर्तमान मैथिली साहित्य कोन दिशामे अछि?

कमला चौधरी : निश्चित रूपसँ मैथिली साहित्य अबाध गतिएँ प्रगतिक बाटपर बढ़ि रहल अछि।

(2) ओना पुरस्कार तँ प्रोत्साहन लेल होइत छै मुदा मैथिलीमे पुरस्कार पाबि साहित्यकारक गति प्राय: रुकि जाइत छै। एना किएक?

कमला चौधरी : एहन कोनो बात नहि। बहुतो पुरस्कार प्राप्त साहित्यकार अपन जीवनक उत्तरार्द्धमे मैथिली साहित्य भण्डारकेँ श्री सम्पन्न करैत छथि। जेना, पं. चन्द्रनाथ मिश्र अमर, डॉ. भीमनाथ झा, विभूति आनन्द, प्रदीप बिहारी, पं. गोविन्द झा, जगदीश प्रसाद मण्डल इत्यादि।

(3) वर्तमान समयमे मैथिली पत्र-पत्रिकाक की हाल अछि?
कमला चौधरी : संतोषजनक नहि, मुदा निरन्तर नव-नव पत्र-पत्रिकाक प्रकाशन भऽ रहल अछि ओ जीवन्तताक प्रतीक थिक। नियत-अनियतकालीन पत्र-पत्रिका सँ मैथिली पत्रकारिताक इतिहासकेँ बेस समृद्ध बनौने जा रहल अछि।

(4) चेतना समिति एवम् अन्यान्य मैथिली संगठनमे एखनो दलित वर्गक प्रवेश नगण्य छै। एकरा अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ?
कमला चौधरी : वर्तमान समयमे दलितक अर्थ जाति नहि, आर्थिक विपन्नता अछि। एखनुक संस्था आ संगठन प्रभुत्व-सम्पन्न आ राजनीतिज्ञ लोकनिक संरक्षणमे चलैत अछि, जतय एकटा सुच्चा साहित्यकार दुर्बल प्राणी सदृश होइत छथि। अत: हुनक उपेक्षा स्वाभाविक। समरथ को नहि दोष गोसाईं। ई राग आन लोकक संस्था आ संगठन सभमे पूर्वहिसँ व्याप्त अछि। मैथिली एहिसँ कियेक वंचित रहतीह!

(5) दरभंगा पीठ जकाँ आब सहरसा पीठ बनि रहल छै। ई मैथिलीक लेल नीक की खराप?
कमला चौधरी : बहुत नीक। हमरा विश्वास अछि जे पहिलुक पीठ सभसँ उत्तम परिणाम सोझाँ आयत।

(6) अहाँक साहित्यिक यात्रामे कोन तत्त्व प्रेरक आ कोन तत्त्व

बाधक रहल?

कमला चौधरी : गुरुजनक प्रोत्साहन आ निर्देशनसँ प्रेरित होइत रहलहुँ। विशेषतया स्कूली शिक्षाक समय पण्डित बद्रीनाथ मिश्र अमर आ विश्वविद्यालयी शिक्षक समय डॉ. शैलेन्द्र मोहन झाजीसँ बेसी प्रभावित भेल रही। आगाँ चलि साहित्यिक गुरुवाणी आ गोष्ठीसँ बहुत प्रोत्साहित रहलहुँ।

(7) वर्तमान साहित्यकारक मूल्यांकन अहाँ केना करए चाहब?

कमला चौधरी : वस्तुतः रचनाक मूल्यांकन ओहिमे निहित वैचारिकता, संवेदनशीलता, उपयोगिता आ रस-माधुर्यसँ होयबाक चाही।

(8) अहाँक प्रिय साहित्यकारकँ छथि?

कमला चौधरी : बहुत गोटा। ककरक नाम कहू?

(9) साहित्यकारक लेखकीय विचार आ वास्तविक जीवनक विचार एक हेबाक चाही आकि अलग-अलग? जँ एक हेबाक चाही तँ वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' जीक वैचारिक विचलनकेँ अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐन। आ जँ अलग-अलग हेबाक चाही तँ ओहेन साहित्य आ साहित्यकारक मूल्य की?

कमला चौधरी : निश्चित रूपसँ एक होयबाक चाही मुदा से विरल होइत अछि। हम जखन महाविद्यालय सभासँ जुड़लहुँ तँ ओतय दु सहकर्मी साहित्यकारसँ परिचित रहलहुँ। एकटा रहथि जनवादी कवियित्री। दुःख आ माटी हुनक कविताक मुख्य विषय रहैत छल

मुदा एकदिन हुनका आठ आना लेल बक-झक करैत, निकाललाक देहयन यात्री रूकैत देखल नहियनि तँ बहुत विचलित भऽ गेल रही। ओहिना शासन सहकर्मी आ स्त्रीक मान-सम्मानक समर्थनमे खूब कलम चलबैत रहथि, मुदा एकटा सविकाक संग हुनक कटूवार्त्तालाप सुनि क्षुब्ध भऽ गेल रही। कथनी आ करनीक विरोधकेँ प्रत्यक्ष दर्शन ठाढ़ि भेल रहय, आगाँ किछु आओर अनुभव भेटैत गेल। तखन बूझलहुँ जे उपदेश शासना लेल होइत अछि मुदा से उचित नहि थिक।

(10) मैथिल साहित्यकार बहु विधावादी होइत छथि। मुदा जँ अहाँ एक्के विधामे रहितौं तँ ओ कोन विधा होइत?

कमला चौधरी : कथा ओ कविता।

(11) युवासँ की आशा। ओऽहम सँ क आगू जा सकै छथि।

कमला चौधरी : आशावान छी मुदा से समय निर्णय करत।

(12) अहाँ अपन साहित्यिक यात्राक पठान कऽ आ कोन नूतन देखै छिऐ?

कमला चौधरी : हमर साहित्यिक अवदान कोनो विशेष नहि रहल अछि, तँ एहियन किछु कहब उचित नहि।

(13) पारिवारिक परिचय जनबाक इच्छा अछि।

कमला चौधरी : अधिकता पिताक (स्व. कृष्णकान्त झा, ग्राम-

विरसायर, पण्डौल) ज्येष्ठ सन्तानक रूपमे जन्म भेल। पिता गांधीवादी विचारधाराक रहथि। स्वतंत्रता संग्राममे अंग्रेजक विरुद्ध कार्य कयलनि, ओ स्वतंत्रता सेनानी सेहो रहथि। पिताक सान्निध्यमे कर्पूरी ठाकुर, राममनोहर लोहिया, सूरज नारायण सिंह, जय प्रकाश नारायण आदि नामचीन व्यक्तित्व सभक दर्शनक सुअवसर प्राप्त भेल।

हमर माता (स्व. श्यामला झा) पूर्ण शिक्षित आ सशक्त महिला रहथि। कोनो परिवारकेँ सुचारु रूपेँ चलयबामे ओहि परिवारक स्त्रीक मुख्य भूमिका रहैत अछि। हमर माता शिमला शहर स्थित कॉन्वेंट स्कूलसँ सातवीं कक्षा तक पढ़ल रहथि, से अंग्रेजीक ज्ञान बढ़ियाँ रहनि। हमर नाना स्व. अच्युतानन्द झा (ग्राम- भवानीपुर, पण्डौल) दरभंगा महाराजक शिमला स्थित कारोबारक मैनेजर रहथि। ओ सपरिवार ओतहि रहैत छलाह। हमर मातासँ चारि वर्ष पैघ मामा (स्व. रामचन्द्र झा) रहथि जे आगाँ चलि अंग्रेजीक प्राध्यापक भेलाह। शिमलामे अंग्रेज सभहक सम्पर्कमे अयलासँ हुनकर सभहक रहन-सहन पर बहुत प्रभाव पड़ल रहनि। कहल जाइत अछि जे ओहि गाममे चाहक चलनि हमर नानक घरसँ आरम्भ भेल छल।

हमर माताक द्विरागमनमे हमर नाना एक बाकस विभिन्न विधाक पुस्तक सभ देने रहथि। एहिसँ हुनक साहित्यिक अभिरुचिक प्रमाण भेटैछ। ओहिमे प्रेमचन्द्र ओ शरदचन्द्रक किछु उपन्यास सभ बाँचल छल जे हमरा स्कूली शिक्षाक समय पढ़बा लेल भेटल आ सम्भवतः ओहिसँ साहित्यक स्वाद भेटल जे आगाँ चलि रुचिमे रसि-बसि गेल। नानाक देल ग्रामोफोन सेहो बहुत दिन तक सुनैत रहल।

उहि समय ग्रांजिस्डनक चलन नहि नहैक। हम चानु राञ्ज्ञी-वहिन नकाउ लग। कृष्ण-लीला सुनी आ नुनजहाँ, सहगलक हिल्मी गीत सहा।
ओहि गनहुँ हमन व्यक्तित्व निर्माणम हमन माता-पिता उा नाना-नानी (स्व. दुर्गा मा)क वहुत सहयोग नहलनि। कठिनसँ कठिन समयम उा लाकनि हमन सम्बल वनल नहलाह। हुनकहि लाकनिक दल संस्कान उा शिक्षसँ हम साहसी, कर्मठ आ स्वावलम्बी वनि सकलहुँ।
संयोगवश सासुनाक यनिवान ववकालत यशासँ ज्ञानल छलाह। हमन ददिया ससुन स्व. सानलाल चौधनी (ग्राम- वसहा, माखनयून) अयन ज्ञ्लाकाक यहिल ग्रेजुएट नहथि। उा कलकत्तासँ कानूनक यढाञ्ज्ञी कs स्व. गिनीन्द्र मारुन मिश्रक संग दनरंगाम ववकालत कनैत छलाह। ञ्ज्ञी दुनु गोटा दनरंगा महानाजाक कस-माकादमाकँ विशेष नुयँ दखल कनथि। मुदा दुर्भाग्य ज 1934 ञ्ज्ञी.क हुकम्पक विभिषिकासँ आहत हs अल्प वयसम दिवंगत हs गेलाह। एकन चर्चा स्व. गिनीन्द्र मारुन मिश्र अयन अकादमी युनस्कृत याथी 'किछु दखल किछु सुनल' म कयन छथि।
दुर्भाग्यवश वैवाहिक जीवन वहुत अल्प नहल। यति स्व. कन्हैया चौधनी नल विरागम नहथि। युत्र अनुनाग कमल (मुकुल चौधनी) सहा ववकालत यशासँ ज्ञानल छथि आ युत्री जमाता अमनिका प्रवासी थिकाह। युत्रवधु मीनु कुमानी +2 विद्यालयम शिक्षिका छथि। यौत्र सुमुख ञ्ज्ञीनियनींगक यढाञ्ज्ञी कs नहल छथि।



*पाछाँमे (बामसँ दहिन)- श्री. दुर्गानन्द झा (जमाय), अनुराग कमल (पुत्र)*

*आगाँमे (बामसँ दहिन)- मीनू कुमारी (पुतहु), अभिलाषा कमल (पुत्री), कमला चौधरी (स्वयं)*

(14) कोन-कोन पत्रिकाक अपन सम्पादक मण्डलमे छलौं ओहिमे के सब योगदान देने छला? ओहि पत्रिका सभक विषयमे जनबाक इच्छा अछि।

कमला चौधरी : 1984 ई.मे 'स्वाती' नामक त्रैमासिक साहित्यिक

पत्रिकाक सम्पादन आ प्रकाशन मुजफ्फरपुरसँ आरम्भ कैल गेल, जे मात्र चारि अंक प्रकाशित भऽ सकल। ई पत्रिका अपना समयक महत्वपूर्ण आ उत्कृष्ट पत्रिका छल, जकर चर्च भऽ जयनाक क्षेत्र एखनहुँ होइत अछि। ओकर बाद बी.आर.ए. बिहार विश्वविद्यालय, मुज.क मैथिली विभागसँ 2012 मे पहिल शोध पत्रिका 'तिरहुत'क प्रकाशन आ सम्पादन कयल गेल, जे कतेको दृष्टिएँ महत्वपूर्ण सिद्ध भेल।

(15) अपन नवका कर्मक सम्बन्धमे विस्तारसँ बताबी। कोन कोन नवका अहाँक नजरिमे अहाँक प्रिय नवका अछि, तकरा सेहो विस्तारसँ बताबी।

कमला चौधरी : डॉ. शैलेन्द्र मोहन झाजीक प्रोत्साहन पाबि मैथिलीमे स्नातकोत्तरक पश्चात् डॉ. नामदेव झाजीक निर्देशनमे पी.एच-डी. हेतु पंजीकृत भेलहुँ। विषय छल 'मैथिलीक वेश-भूषा-प्रसाधन सम्बन्धी शब्दावली'। वस्तुतः शोध-कार्य हेतु विषयक चयन उत्कृष्ट छल, मुदा कठिन सेहो। एहि लेल गहन अध्ययन आ लोक सम्पर्कक आवश्यकता छल। एहि सभ प्रक्रियाकेँ पूर्ण करैत बहुत समय लागि गेल आ अन्ततः 2008 ई.मे ई पुस्तकाकार प्रकाशित भऽ सकल, जे मैथिलीक एकटा मानक ग्रन्थक रूपमे जानल जाइछ।

ओना, हृदयसँ हम कथाकार छी। अपन आगू-पाछू घटैत घटना सभ प्रभावित करैत अछि। 'समय संकेत' नामक मात्र एकटा कथा संग्रह प्रकाशित अछि, जाहिमे काल-चक्र, गुलाब काकी, आकांक्षा, अपराजिता, धुनी हमर प्रिय कथा अछि। एहि कथा सभक नायिका

जीवनक विविध संघातातकेँ सहैत अपन जीवनकेँ सार्थक स्वरूप देबामे सफल भेल छथि।

'मानक योगी' सद्य: प्रकाशित बंगला उपन्यासक अनुवाद थिक। एहि उपन्यासक नायिकाक चरित्रसँ बहुत बेसी प्रभावित भेलहुँ। बंगला उपन्यास रहितहुँ मैथिलीक सांस्कृतिक परिवेशक अविकल चित्रण बुझना जाइत अछि। ई हमर प्रिय रचना थिक।

(16) डॉ. कमला चौधरी-मैथिलीक वेश-भूषा-प्रसाधन सम्बन्धी शब्दावली २००८; डॉ योगानन्द झा- मैथिलीक पारम्परिक जातीय व्यवसायक शब्दावली २००९ आ डॉ. ललिता झा- मैथिलीक भोजन सम्बन्धी शब्दावली २०११ मैथिलीक समानान्तर धाराक रत्नमे मैथिलीक सूक्ष्म शब्दकोष अछि जे खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक अछि। एहि तीनमे एक अहूँ छी। मात्र यएह पोथी मैथिलीक समानान्तर धारामे अहाँक नाओं अमर करबा लेल पर्याप्त अछि। अहि पोथीक क्रममे कोन गामक कोन लोक सभक योगदान छन्हि, एकर रचना विधानक सम्पूर्ण इतिहास विस्तृत रूपमे बताबी।

कमला चौधरी : वेश-भूषा-प्रसाधनक उपादान, पद्धति आ परम्परा कोना समाजक सभ्यता ओ संस्कृतिक परिचायक मानल जाइत अछि। अत: विषय बहुत उत्तम छल। शोध-कार्यक क्रममे कतेको गाम-घरक भ्रमण कयलहुँ ओ विभिन्न वर्ग ओ जातिक लोक सभसँ सम्पर्क स्थापित कए शब्द-सम्पदाक संचय कयल आ विभिन्न क्षेत्रमे ओहि शब्दक पर्याय एवं उच्चारणक वैशिष्ट्यकेँ परखबाक अवसर भेटल। रचना विधानक मूलमे विभिन्न प्रकृतिक लोक सभसँ परिधान ओ

आभूषणक नामावलीक वैशिष्ट्यक सम्बन्धमे अन्तरंग वार्ता स्थापित कयलहुँ।
परिधान ओ आभूषणक संस्थान ओ चित्रावली हेतु कतोक बूढ़-पुरान पण्डित परिवारसँ लऽ निरक्षर कृषि एवं अन्य कर्मसँ जुड़ल लोक सभसँ सम्पर्क साधि विशेष जानकारी लेबाक प्रयासमे लागल रहैत रही। एहि सम्बन्धमे जितवारपुर निवासी सज्जनजीक सहयोगकेँ नहि बिसरि सकैत छी। एहि सभ क्रिया-कलापक संगहि अनेक शास्त्रीय ग्रन्थावलीक अध्ययन द्वारा अनेक शब्दक प्राचीन ओ अर्वाचीन एवं वैकल्पिक स्वरूपक परिचय प्राप्त कयलहुँ। जाहि प्रमुख ग्रन्थक अध्ययन कयल ओहिमे सँ किछु नाओं स्मरण अछि, जेना- गृहस्थ रत्नाकर- चण्डेश्वर ठाकुर, अमरकोष- स. पं. चन्द्रधारी सिंह, फोकलोर मैजिक एण्ड लीजेण्ड ऑफ मिथिला- माखन झा। बिहार पीजेन्ट लाइफ- ग्रियर्सन, कृषक जीवन सम्बन्धी ब्रजभाषा शब्दावली- हिन्दुस्तान एकेडमी, इलाहाबाद। पतंजलि कालीन भारत- डॉ. प्रभुदयाल अग्निहोत्री, वैदिक साहित्य और धर्म- आचार्य बलदेव उपाध्याय, मैथिली संस्कृति ओ सभ्यता- डॉ. उमेश मिश्र, मैथिली व्याकरण मीमांसा- डॉ. सुरेन्द्र झा, वृहत मैथिली शब्दकोष- डॉ. जयकान्त मिश्र इत्यादि। अपन शोध कार्यमे कयल गेल भ्रमण ओ विविध लोकसँ परिचय-पात ओ वार्तालापक सुखद संस्मरण एखनो मानस-पटलपर अंकित अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

गीता माहात्म्य - ८, ९
Wednesday, 7 June 2023 6:38 AM



(नाम - परमानन्द लाल कर्ण (१९३०) पिता - स्व० परशुराम लाल कर्ण गाँव - घोघरा, पो - बिरौल, दरभंगा, शिक्षा - स्नातकोत्तर CAIIB सेवानिवृत्त प्रबन्धक सेन्ट्रल बैंक ऑफ इंडिया)

# गीता माहात्म्य
## (पद्म पुराण उत्तर खण्ड)
## अष्टम अध्याय

भगवान शिव कहलथिन - हे देवी, आब अष्टम अध्यायक माहात्म्य सुनू। जेकरा सुनला सँ अहाँ कें बड़ प्रसन्नता होयत। दक्षिण दिशा आमर्दकपुर नाम सँ एकटा प्रसिद्ध नगर अछि ओहि ठाम भावशर्मा नाम सँ एकटा ब्राह्मण रहैत छलाह। जे वेश्या कें पत्नी बनाकऽ रखने छलथि। ओ माउस खाइत, मदिरा पीबैत, साधु लोकनिकक धन चोरबैत, दोसर स्त्री सँ व्यभिचार करैत आ शिकार खेलऽ मे दिनचर्या बितबैत छलाह। ओ बड़ भयानक स्वभाव कें छलथि आ मन मे पैघ-पैघ हौसला राखैत छलथि। एक दिन मदिरा पार्टी जुटल छल जाहि मे भावशर्मा भरि पेट मदिरापान कैलथि आ अजीर्ण सँ पीड़ित भऽ ओ पापात्मा कालवश मरि गेलाह आ पैघ ताड़क गाछ भेलथि। ओहि गाछक घोर आ शीतल छायाक आश्रय लऽ के ब्रह्मराक्षस भाव कें प्राप्त भेल कोनो पति-पत्नी ओहि ठाम रहैत छलथि।

हुनकर पूर्व जन्मक घटना एहि प्रकार अछि। कुशीबल नाम सँ एकटा ब्राह्मण छलाह जे वेद-वेदांगक तत्त्वक ज्ञाता, सब शास्त्रक अर्थक विशेषज्ञ आ सदाचारी छलथि। हुनकर स्त्रीक नाम कुमति छल। ओ बड़ खोटा विचार के छलीह

ও ব্রাহ্মণ বিদ্বান ছেলাহ বারম্বার লোভবশ অপন স্ত্রীক সঙ্গ
সব দিন ভৈঁস, কানখরুষ আ ঘোড়া আদিক দোষ দানক গ্রহণ
করৈত ছলাহ আ দোসর ব্রাহ্মণ কেঁ দান মে মিলল কোনো
বস্তু নহি দৈত ছলথিন। ও দুনু পতি-পত্নী কালবশ মৃত্যুক গ্রাস
ভঃ ব্রহ্ম রাক্ষস ভেলথি। ও ভুখ আ প্যাসঁ পীড়িত ভঃ পৃথ্বীপর
ঘুমৈত তাড়ক গাছ লগ আবি গেলাহ আ জড়ি মে বিশ্রাম করঃ
লগলাহ। তকর বাদ পতি সঁ পত্নী পুছলথিন - 'হে নাথ হমরা
লোকনি কেঁ এ মহান দুখ কোনা দুর হোয়ত আ এহি ব্রহ্মরাক্ষ
স যোনী সঁ কোনা হমরা দুনু কেঁ মুক্তি মিলত? তব ও ব্রাহ্মণ
কহলথিন - 'ব্রহ্মবিদ্যাক উপদেশ, অধ্যাত্ম তত্ত্বক বিচার আ কর্ম
বিধিক জ্ঞানকরিঁ কোন প্রকার সংকট সঁ ছুটকারা মিল সকৈত অছি?
এ সুনি পত্নী পুছলথিন - 'পুরুষোত্তম! ও ব্রহ্ম কী অছি? অধ্যাত্ম
কী অছি আ কর্ম কোন অছি।' পত্নীক এতবে কহৈত আশ্চর্যক ঘটনা
ঘটিত ভেল সে সুনু। উক্ত বাক্য গীতাক আঠম অধ্যায়ক আধা
শ্লোক ছল। জেকরা সুনলা সঁ ও গাছ তখন তাড়ক রূপ ত্যাগি
ভারশর্মা নাম সঁ ব্রাহ্মণ ভঃ গেলাহ। তকোন জ্ঞান ভেলা সঁ
বিশুদ্ধচিত্ ভঃ ও পাপ সঁ মুক্ত ভঃ গেলথি আ ওহি আধা শ্লোক-
ক মাহাত্ম্যে সঁ ও পতি - পত্নী সেহো মুক্ত ভঃ গেলথি। জনকা মুখ
সঁ দৈব বশ আঠম অধ্যায়ক আধা শ্লোক নিকলি পড়ল ছল।
তদনুব আকাশ সঁ একটা দিব্য বিমান আয়ল আ দুনু পতি
পত্নী ওহি বিমান পর সবার ভঃ স্বর্গলোক চলি গেলথি।
ওহি ঠামক সব বৃত্তান্ত আশ্চর্যজনক ছল।

তকর বাদ ও বুদ্ধিমান ব্রাহ্মণ ভারশর্মা আদর-
পূর্বক আধা শ্লোক লিখ দেবদেব জনার্দনক আরাধনা কঃ
ভাছা সঁ মুক্তিদায়িনী কাশীপুরী চলি গেলাহ। ওহি ঠাম
ও উদার বুদ্ধিমান ব্রাহ্মণ তপস্যা আরম্ভ কেলনি। তখনহি
ক্ষীরসাগরক কন্যা ভগবতী লক্ষ্মী কর জোরি দেবতাক দেবতা
জগৎপতি জনার্দন সঁ পুছলথিন - হে নাথ অহাঁ অচানক
নীন ত্যাগি কিয় ঠাঢ় ভঃ গেলহুঁ?

শ্রী ভগবান কহলথিন - হে দেবী, কাশীপুরী মে
ভাগীরথীক তট পর বুদ্ধিমান ব্রাহ্মণ ভারশর্মা হমর
ভক্তিবস সঁ পরিপূর্ণ ভঃ কঠোর তপস্যা কঃ রহল ছথি।

ओ अपन तन्द्रीक रक्षा मे कऽ गीताक आठम अध्यायक आधा श्लोकक जप करैत छथि। हम उनकर तपस्या सँ सन्तुष्ट छी। उनक तपस्याक अनुरूप मन विचार रँसि काल सँ कऽ रहल छी। हे प्रिये आखन ओ मन देबाक हम उत्कण्ठित छी।

पार्वती जी पूछलथिन - हे भगवन, श्री हरि सदिखन प्रसन्न भेला पर जिनका लेल चिन्तित रहैत छलाह ओ भगवद्भक्त भावशर्मा कें कोन फल मिलल छलनि।

श्री महादेव कहलनि - हे देवी, द्विजश्रेष्ठ भावशर्मा प्रसन्न भेल भगवान विष्णुक प्रसाद सँ मोक्षक प्राप्ति केलनि आ उनक वंशज सेहो जे नरक यातना मे पड़ल छलथि उनकर पुण्य कर्म सँ भगवद्धाम कें प्राप्त केलनि। पार्वती ई आठम अध्यायक माहात्म्य थोड़ मे बतेलहुँ अछि। एहि पर सदिखन विचार करबाक चाही।

———— o ————

परमानन्द लाल कर्ण



# गीता माहात्म्य
# (पद्म पुराण उत्तर खण्ड)
## नवम अध्याय

श्री महादेव कहलनि - पार्वती, आब हम आदर पूर्वक नवम अध्यायक माहात्म्यक वर्णन करैत छी अहाँ स्थिर भऽ सुनू। नर्मदा नदीक तट पर माहिष्मती नाम सँ एकटा नगर अछि। ओहि ठाम माधव नाम सँ एकटा ब्राह्मण रहैत छलाह जे वेद वेदांगक तत्त्वज्ञ आ समय समय पर आबऽ वाला अतिथी लोकनिक प्रेमी छलाह। ओ विद्या सँ धन अर्जित कऽ एकटा महान यज्ञक अनुष्ठान आरंभ केलनि। ओहि यज्ञ मे बलि देबाक लेल एकटा बकरा मंगाओल गेल जखन ओकर शरीरक पूजा भऽ गेल तहन सब कें आश्चर्य मे डालैत

ओ बकरा हँसि कें उच्च स्वर मे कहलक- त्रिफल, एहि वैसी यज्ञ सँ की लाभ होयत एकर फल तँ नष्ट भऽ जायत आ जन्म-जन्म आ मृत्युक सेहो कारण थीक। अहाँ सभ केना पर हमर जे दशा अछि सेहो अहाँ सभ देख लिअ। बकराक ओ कौतूहलजनक बात सुनि यज्ञ मण्डप मे बइसल सभ लोकनि विस्मित भऽ गेलाह। तखन ओ यजमान त्रिफल कर जोड़ि अपलक नेत्र सँ देखैत बकरा कें प्रणाम कऽ श्रद्धा आ आदर सँ पूछऽ लगलथिन।

त्रिफल कहलनि- अहाँ कोन जाति के छलहुँ? अहाँक आचरण आ स्वभाव केहन छल। कोन कर्म सँ अहाँके बकराक योनि प्राप्त भेल। ओ सभ हमरा बताउ।

बकरा कहलक- त्रिफल, हम पूर्व जन्म मे ब्राह्मणक निर्मल कुल मे भेल छल। समस्त यज्ञक अनुष्ठान करऽ मे आ वेद विद्या मे प्रवीण छलहुँ। एक दिन हमर पत्नी भगवती दुर्गाक भक्तिआ विनम्र भाव सँ अपन बालक कें रोगक शान्ति-क लेल बलि देबाक निमित्त हमरा सँ एकटा बकरा माँगलथि। तत्पश्चात जखन चण्डिकाक मन्दिर मे ओ बकरा कें वधक लेल लऽ जायत छल तखन ओकर माता हमरा शाप देल-थिन- 'यौ ब्राह्मण लोकनि मे नीच, पापी! अहाँ हमरा बच्चा कें वध करऽ चाहैत छी तें अहाँ सेहो बकरा योनि मे जन्म लेब। हे द्विज श्रेष्ठ! तखन कालवश मृत्युक उपरान्त हम बकरा योनि मे जन्म लेलहुँ। यद्यपि हम पशु योनि मे छी मुदा हमर पूर्व जन्मक स्मरण बनल अछि। हे त्रिफल जौं अपनेक सुनबाक उत्कण्ठा होय तखन हम एकटा आओर आश्चर्यक बात सेहो बतबैत छी। कुरुक्षेत्र नाम सँ एकटा नगर अछि जे मोक्ष प्रदाता अछि। ओहि ठाम चन्द्रशर्मा नाम सँ एकटा सूर्यवंशी राजा राज्य करैत छलाह। एक समय जखन सूर्यग्रहण लागल छल राजा बड़ श्रद्धा सँ कालपुरुषक दान करबाक तैयारी केलनि। ओ वेद-वेदांग पारगामी एकटा विद्वान ब्राह्मण के बजौलनथि आ पुरोहित संग ओ तीर्थक पावन जल सँ स्नानक लेल चललाह। तीर्थ स्थल पर पहुँचि राजा स्नान कऽ दू टा वस्त्र धारण केलनि। जेबि पवित्र आ

प्रसन्नचित्त भऽ श्वेत चन्दन गंगाके कात मे ठाढ़ भेल पुरोहित केँ हाथ पकड़ि तत्कालोचित लोकनि सँ घिरल अपना स्थान पर चलि एलाह। ओहि समय एला पर राजा यथोचित विधि सँ भक्तिपूर्वक ब्राह्मण केँ कालपुरुषक दान केलनि।

तहन कालपुरुषक हृदय फाड़ि के एकटा पापात्मा चाण्डाल प्रकट भेल। फेर थोड़े देरक बाद निन्दा सेहो चाण्डालक रूप धारण कऽ कालपुरुषक शरीर सँ निकललथ ब्राह्मण लग आबि गेलीह। एहि प्रकार चाण्डालक ओ जोड़ि आँखि लाल केने निकलि ब्राह्मणक शरीर मे जबरदस्ती प्रवेश करऽ लगलीह। ब्राह्मण मने मन गीताक नवम अध्यायक जप करैत छलाह आ राजा चुपचाप ई सब कौतुक सँ देखऽ लगलथिन। ब्राह्मणक अन्तःकरण मे भगवान गोविन्द शयन करैत छलाह। ओ क्षण के ध्यान करऽ लगलाह। ब्राह्मण अपन आश्रयभूत भगवानक जखन ध्यान केलथिन तहन गीताक अक्षर सँ प्रकट भेल विष्णुदूत सँ पीड़ित भेल ओ दुनू चाण्डाल भागि गेल। क्षणकेँ उद्देश्य असफल भऽ गेल। एहि प्रकारक घटना के प्रत्यक्ष देखि राजा आश्चर्यचकित भऽ गेलाह। ओ ब्राह्मण सँ पुछलथिन - हे विप्रवर ई महाभयंकर आपत्ति केँ अहाँ कोना कटलहुँ? अहाँ कोन मन्त्रक जप आ कोन देवताक स्मरण करैत छलहुँ? ओ पुरुष आ स्त्री के छलथि? ओ दुनू कोना उपस्थित भेलाह? फेर ओ कोना शान्त भऽ गेलाह? ई सब हमरा बताउ।

ब्राह्मण कहलनि - राजन, चाण्डालक रूप धारण कऽ भयंकर पाप प्रकट भेल छल आ ओ स्त्री निन्दाक साक्षात्-मूर्ति छलीह। हम दुनू के ओहुँ समझैत छी। तखन हम गीताक नवम अध्यायक मन्त्रक मालाक जाप करैत छलहुँ। तेकरे माहात्म्य सँ ई सब संकट दूर भऽ गेल। हे महिपते! हम सब दिन गीताक नवम अध्यायक जाप करैत छी तेकरे प्रभाव सँ प्रतिग्रहजनित आपत्ती केँ पार कऽ सकलहुँ अछि।

ई सुनि राजा ओहि ब्राह्मण सँ गीताक नवम अध्यायक अभ्यास केलनि आ दुनू केँ मोक्षक प्राप्ति भऽ गेलनि।

ई कथा सुनि ब्राह्मण बकरा केँ बन्धन सँ मुक्त कऽ देलथिन आ गीताक अभ्यास सँ परम गति केँ प्राप्त केलनि।

—— ० ——

## २.४.संतोष कुमार राय 'बटरोही'-मंगनौना (धारावाहिक उपन्यास)-(चौदहम खण्ड)



**संतोष कुमार राय 'बटरोही'**

**मंगनौना (धारावाहिक उपन्यास)- (खण्ड १४)**

मोन दुखी छल ओहुना । ककर कारणे की भऽ सकैत अछि ? हमर मोन मे घुरघुरा जकाँ किछु घुरघुरा करैत अछि। घर मे राखल बड़का रजिस्टर निकाललहुँ। ओहि रजिस्टर मे धान कर हिसाब लिखल छै। किनका कतेक हिसाब रहलैह आओर किनका पर कतेक मोन धान छैह ओ लिखल छल ओही रजिस्टर मे। ओहि रजिस्टर मे बटैया कर लिखल एकटा दरखास्त सेहो पड़ल छै। ओ अपन बनाजगामी कँ ओही मे हिसाब-किताब कर छथि। माय-बापक पहिल आओर ज्येष्ठ संतान छलाथि रामकृष्ण। बाबूजीक कनियाओयनी कर कारणे हुनका कम उमिर मे लोकक खान-पथान मे बाहर कऽक परिवारक भरण-पोषण करऽ पड़लैह अछि। किनका टाटानगर बैह रहल छथि गँ किनका राजकीय टाल छैन रहल छथि। ओहि प्रकारे अपन जिनगी कर आगाँ बढ़ौलैह। ओही बीच रामकृष्ण कर शादी

कर गप्प होमऽ लागल। पिता पछबे टाल नागेश्वर जीक कऽ बहिन कर नातिन मंझा ज खवासटोली, मधुबनी म पलल-बढ़ल छलीह सँ करल गेलैह। 'ब्यासजी' घटकैती करबा म माहिर छलाह। मंझा कँ एक बर म देखि कऽ उतरऽ सँ दिन ठेकनह एलाथि।

जाहि घर म अपन नहा छै ओहि घर म सान खाय हऽ जायत छै। ऐहेन हल ब्यासजी कर घर म। कुक्कुर-बिलाडि जकाँ घर म रामकृष्ण आओर ब्रह्मदेव मगत करऽ लागल। ब्रह्मदेव कर कारण घर बिखैर गेलैह ब्यासजीक।

रामकृष्ण बहिखाता म अपन आओर सात पुस्ती- बहिनक जनम तिथि लिखन छथि। वंशावली बाला बहिखाता घर सँ किया नगा कऽ देलकै। किछु-किछु हमरा याद छल आओर किछु बबाजी काका आओर प्रदीप काका कर सहयोग सँ लिखलहुँ अछि। विद्यानंद भैया आओर ब्रह्मदेव भैया सँ सेहो पूछलियैह। हम दिल्ली खवास कर वंशज छी। दरिभंगा जिलाक देवौत गाम सँ आबि कऽ पाँच भैयारी मंगरौना गामक नींव रखलैह। ओ रहऽ सात पुस्ती छलाह, परञ्च दरिभंगा राजाक सेना म दु पुस्ती अपन जिनगी कर आहूति दऽ देलथि। अइ पर दरभंगा राजा खुश भऽकऽ ई मंगरौना गामक रकबा पाँचो पुस्ती कँ दान म देलथिह। मंगरौना गाम दरिभंगा राजा सँ मांगल गेल छल ताहि दुआरे एकर नाम 'मंगरौना' राखल गेल।

टिङ्कुक खवास कर बेटा नहि छलैन्हि। एकटा बेटी छलैन्हि ओकर बियाह नानायधपूर गाम कएलैन्हि। बूढ़ापा मे मानसिक रूप कमजोर भऽ गेलाह। गामक बुधिया लोकनि सेहो फुसला कऽ हुनकर जमीन माँगि लेलथि।

लोक कहैत छलैन्हि, " बाबा, हुनकाँ कें ब्याह छलै। अहाँ कनियाँ कें देखि लियौन्हि। बाबा मुँह देखना मे कनियाँ कें अपन जमीन दऽ देने छलथिन्ह। ओ कहैत छलथिन्ह , " तौ हुनकाँ , कनियाँ कें मुँह देखना मे हुनकाँ जगह जमीन जानि ला। एहि प्रकारेँ टिङ्कुक खवास अपन जमीन लुटौलन्हि। एकर गुणगान हम सभ रहल छी जे सभक पेट निकलनाक लेल अपन जमीन नहि अछि। शासन लोक नाम्हा बन्न कऽ रहल अछि।

आइ बढ़िया दादी नहि रहलन्हि तँ जेहो घनानी पर अखन धनि छी ओहो किनका टिङ्कुक खवास दान कऽ देलन्हि। अपन तँ ओ टिङ्कुक बनि गेलाह संगेह अपन आबै वाला जनरेशन कें टिङ्कुक वा भिखारी बना गेलाह अछि। अखन हम सभ दुःखक कानि रहल छी। अपन पूर्वज कें कननी कोनक पीढ़ी धनि रवाह करैत छै से ओ की नहि बूझैत हएतन्हि। बउजन नाउत अहाँ कननी कें नाकि सकैत छलाह, पन्ड्डु हुनका क मति मारि लेने रहैन्हि से की जानि। ओ किनका प्रयास नहि कलथिन्ह। अथाह जमीन नहि रहैन्हि जे दान देल जाइ। ओ नीक काज नहि कलाह । अबै वाला पीढ़ी कें उन्नति कर नाश बन्न कलैथ।

बाबा नागेश्वर राय कर बाहर नहि करबैक कारणे उन्नति नहि भेलै । संग म बाबूजी सेहो निकम्मा निकललाह । ऐय्यासी सरहक मति सेहो मारल गेलैह। आइ चिनंजीत राय 'व्यासजीक' नाम मिट गेलै।

**संतोष कुमार राय 'बटोही'**

**-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम - मंगरौना**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.७.कुमार मनोज कश्यप-अपूर्व स्वाद



**कुमार मनोज कश्यप**

<u>लघुकथा</u>

## अपूर्व स्वाद

महिना लगै म एखन एक हफ्ता आन छै। सए खुदना-खुदनी मिला कs गिनलक..... चानि सय नब्बे रुपया! चाऊर, दालि, आँटा, गल गs घन म छैहा। वस घटल-वढल सामान आ ननकानी, दुध - येह सए लल न याऽ्ली चाही! ऊ अंदाज लगेलक..... एगवा याऽ्ली सs कहूना महिना खिचा जेतै .... वर्णा काना अप्रत्याशित खर्चा नहिं वजऊ। आश्वस्त एs साऽ्लीकिल लs ऊ ननकानी लावय विदा एला। कॉलानी क गेट यन नरेीक एटलै- 'की हो नरेीक साऽ्ली! कहाँ स' अवैग छह? ऽ्ली एनल साँझ कs घाघना किये लटकन छह?'

- 'नहिं साऽ्ली! काना वाग नहिं। सए ठीक छै।' नरेीक सामान्य हवाक प्रयास कलक।

- 'गां कहवs गs हम यगिया लवs? किछ वाग गs जनुन छै ज गाना असहज कs नहल छह। हो हमहूँ गाहन सैयानिय छियह। हनिछा कs कहs काना वाग छै गs।' साऽ्लीकिल सs उगनि नरेीक क आन लsग गेल ऊ।

- की कहियs साऽ्ली.... वाग काना न आ अखन वऊ टा! अऽ्ली महिना म निश्चदानी म कैक टा निकाह सए नहै गाहि म हाथ खाली एs गेल। आ गही यन काऽ्ढ म नावनी जकाँ वऊका छौंग

क नजीरह क पनीआ क फॉर्म भरै क काल्हि लास्ट डेट छै। ओना बम्सगर छै; फॉर्म नहिंया भरबइ तऽ ओहो नीक नहिं।'

- 'कत पाइ लगतै?'

- 'साढ़े पाँच सय-साढ़े चारि सय क फ्लैट आ सय रुपया क प्रॉस्पेक्टस।'

- 'हमरा लऽग म एगो बाँचल छह- आइ राखि लेह ... ओना कनी जोगाड़ कऽ कऽ काज चलाबह।'

- 'आ तों?!'

- 'धूर्त मर्द! तों हमर चिंता छोड़ि करह। एक हफ्ता रहलैये आब! सबहक जोगाड़ भगवान लग छनि। एखन तों जाह जल्दी बाकी क जोगाड़ कऽ कऽ ओकर फॉर्म भराबह।'

दुद्दू क ठोर पर मुस्कान छलै। दुद्दू अपन घर क नक्सा देखलक। जहि घर जा कऽ बाबू क छै नहिं तऽ कनियाँ तरकारी लै बैसल रहतै।

आइ ओकरा नून-तेल संग रोटी खेबा म अपूर्व स्वाद बूझा रहल छलै।

-**कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति:** भारत सरकार क उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व

(दिल्ली हाट क सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.६.आचार्य रामानन्द मण्डल-वाल्मीकि रामायण आ रामचरितमानस क तुलनात्मक अध्ययन



**आचार्य रामानंद मंडल**

## वाल्मीकि रामायण आ रामचरितमानस क तुलनात्मक अध्ययन

श्री राम कथा क तीनटा प्रमुख घटना १. रानी सभ म पुत्र प्राप्त लेल खीर वितरण २. सीता स्वयंवर वा धनुष यज्ञ आ ३ रावण वध क रूप क तुलनात्मक अध्ययन कैला पर भिन्नता पायल जाइ छय।

राजा दशरथ क रानी सभ क गर्भ धारण क लेल खीर वितरण क संबंध म रामायण आ रामचरित मानस म भिन्नता छैय।

वाल्मीकि रामायण क अनुसार।

कौशल्यायै नरपति:पायसार्धं ददौ तदा।

अर्धादर्धं ददौ चापि सुमित्रायै नराधिपः।।२७।।

कैकेय्यै चावशिष्टार्धं ददौ पुत्रार्थकारणात्।

प्रददौ चावशिष्टार्धं पायसस्यामृतोपमम्।।२८।।

अनुचिन्त्य सुमित्रायै पुनरेव महामतिः।

एवं तासां ददौ राजा भार्याणां पायसं पृथक्।।२९।।

समस्या क हल

खीर=१६आना(१रु)

कौशल्या- ८ आना

सुमित्रा -४ आना+२ आना=६आना

कैकेयी-२ आना

कुल-१६आना

एवहिं रायं प्रिय रानी वालाऽऽ। कौशल्यादि सभां चलि आऽऽ।

अर्द्ध भाग कौशल्यहि दीन्हा। उभय भाग आधे कर कीन्हा।

कैकेयी कहँ नृप सो दयऊ। रह्यो सो उभय भाग पुनि भयऊ

कौशल्या कैकेयी हाथ धरि। दीन्ह सुमित्रहि मन प्रसन्न करि।

समस्या क हल

खीर -१६आना(१रु)

कौशल्या -८आना

कैकेयी -४आना

सुमित्रा -२ आना+२आना=४ आना।

कुल-१६आना।

सभ रानी अपन अपन खीर क खेलन आ गर्भधारण केलन। बाद म कौशल्या राम क, कैकेयी भरत क आ सुमित्रा लक्ष्मण आ शत्रुघ्न क जनम देलक।

अहू प्रकार खीर बाँट क प्रक्रिया मे रामायण आ रामचरित मानस मे मतभिन्नता छैक

स्वयंवर वा धनुष यज्ञ क वृत्तांत मे महर्षि वाल्मीकि आ संत तुलसीदास मे मत भिन्नता छय।

महर्षि वाल्मीकि क अनुसार -

वीर्यशुल्केति मे कन्या स्थापितेयमयोनिजा।

भूतलादुत्थितां तां वर्धमानां ममात्मजाम्।।१५।।

वरयामासुरागम्य राजानो मुनिपुंगव ।

तेषां वरयतां कन्यां सर्वेषां पृथिवीक्षिताम्।।१६।

वीर्यशुल्केति भगवन् न ददामि सुतामहम्।

तेषां जिज्ञासमानानां शैवं धनुरुपाहृतम्।।१८।।

न शेकुर्ग्रहणे तस्य धनुषस्तोलनेऽपि वा।

यद्यस्य धनुषो रामः कुर्यादारोपणं मुने।

सुतामयोनिजां सीतां दद्यां दाशरथेरहम्।।२६।।

तामादाय सुमंजूषामायसीं यत्र तद्धनुः।

सुरोपमं ते जनकमूचुर्नृपतिमन्त्रिणः।।५।।

इदं धनुर्वरं राजन् पूजितं सर्वराजभिः।

मिथिलाधिप राजेन्द्र दर्शनीयं यदीच्छसि।।६।

इदं धनुर्वरं ब्रह्मञ्जनकैरभिपूजितम्।

राजभिश्च महावीर्यैरशक्यं पूरितुं तदा।।८।।

महर्षेर्वचनाद् रामो यत्र तिष्ठति तद्धनुः।

मञ्जूषां तामपावृत्य दृष्ट्वा धनुरथाब्रवीत्।।१३।।

इदं धनुर्वरं दिव्यं संस्पृशामीह पाणिना।

यत्नवांश्च भविष्यामि तोलने पूरणेऽपि वा।।१४।।

बाढमित्यब्रवीद् राजा मुनिश्च समभाषत।

लीलया स धनुर्मध्ये जग्राह वचनान्मुनेः।।१५।।

पश्यतां नृसहस्राणां बहूनां रघुनंदनः।

आरोपयत् स धर्मात्मा सलीलमिव तद्धनुः।।१६।।

आरोपयित्वा मौर्वीं च पूरयामास वीर्यवान्।

तद् बभञ्ज धनुर्मध्ये नरश्रेष्ठो महायशाः।।१७।।

जनकानां खुल कीर्तिमाहरिष्यति म सुता।

सीता र्त्तारमासाद्य रामं दशरथात्मजम् ।।२२।।

मम सत्या प्रतिज्ञा सा वीर्यशुल्केति कौशिक।

सीता प्राणैर्बहुमता देया रामाय म सुता।।२३।।

रामचरित मानस क अनुसार -

सीय स्वयंवर् देखिअ जाई। ईस् काहि धौंस देइ बड़ाई।

लखन कहा जस राजन् साई। नाथ कृपा तव जायन खाई।।१।।

रंगभूमि आबु दाउ राई। असि सुधि सब पुरवासिन्ह पाई।।

चल सकल गृहिकाज बिसारी। बाल जुवान जरठ नर नारी।।

लग चढ़ावत खैंचत गाढ़। काहीं न लखा देख सब ठाढ़।।

लेहि छन नाम मध्य धनु भाना,पुन सुनत धुनि घोर कठोरा।।

गावहिं छवि अवलोकि सहेली। सिय जयमाल राम उर मेली।।

रावण वध क हेतु बाण वाला म रामायण आ रामचरित मानस म मतभिन्नता छैक।

वाल्मीकि रामायण क अनुसार इन्द्र क सारथि मातलि छैक।

अथ संस्मारयामास मातलि राघवं तदा।

अजानन्निव किं वीर त्वमेनमनुवर्तसे।।१।

विसृजास्मै वधाय त्वमस्त्रं पैतामहं प्रभो।

विनाशकाल:कथितो य: सुरै:सोऽद्य वर्तते।।२।।

स विसृष्टो महावेग: शरीरान्तकर:परः।

बिभेद हृदयं तस्य रावणस्य दुरात्मनः।।१८।।

